मौज मस्ती करबा ले' एत्त नहि आएल छी, तएँ हमरा लागल अछि हम गलत ठाम आबि गेल छी– एक्के निसासमे अपन व्यथा हीरा कहि जाइत अछि । ओकरा सोना दिस तकबाक साहस नहि होइत छैक । ओकर अनुहार नीचां खसि पड़ैत छैक । सम्भवत: ई ओकरामे भरि आएल ग्लानिक भावक कारणेँ भेल हो ।

जेँ कि ओकर अनुहार नीचां दिस नमरल छैक ओ सोनाक खिलैत अनुहार पर पसरि रहल मुस्की देखि नहि पबैत अछि । पता नहि किए सोना आब अत्यन्त सहज भ' जाइत छैक । ओ हीराक दाढ़ीकेँ हाथसँ पकड़ि झूकल माथकेँ उपर उठा दैत छैक– हम आइ पहिल बेर कोनो सुच्चा मनुक्खक दर्शन कएलहुँ अछि । जहियासँ हमरा काका लगैत गामक एकटा चालू लोक एहि मंडीमे बेचिक' भागि गेल तहिआसँ कतेको गाहिकीकेँ सन्तुष्ट कएने हयब । मुदा, ओहिसँ हमरा जे पीड़ा आ दुख भेटल से भेटल, आइ पहिल बेर एहन गहिंकीसँ भेट भेल अछि, जकर भलमनसाहतसँ हम तृति भ' गेल छी । बिनु किछु कएनहि चरमोत्कर्षक आनन्द उठा रहल छी । बाबूजी, अहाँ जइयौ नहि– सोनाक अनुनय-विनयमे एतेक ताकत रहैक जे हीरा अबाक् भ' गेल । ओ त' एत्त कतेक कालक मनोरंजन लेब' आयल रहय, मुदा कथा त' किछु आने दिस जा रहलैक अछि । कहीं इहो एहि बाइ सभक चालि त' नहि छैक फांसबाक ।' फेर सोचैत अछि– ओ बुझिए गेल जे हम नाचार छी, पाइ-कौड़ी बिना नहि । तखन हमरा फाँसिए क' की भेटतै ।'

हीराक मनमे गुनधुनी उठि जाइत छैक । सोना ओकरा स्थिरसँ सेज पर बैसबैत अछि आ अपन खूजल शरीरक कए भागमे दांतसँ काटल, नहो नोछड़ल घावक चेन्ह सभ देखबैत छैक । जांघ, वक्ष सभ तेहने दागसँ भरल । बजैत अछि – ओहने हवसी सभ अबैत अछि । दारू पीबैत अछि, सिकरेट जड़बैत अछि आ ठुठ्ठा कखनो कऽ सम्वेदनशलील अंग पर रगड़ि छिलमिला दैत अछि । नोचैत अछि, नछोडैत अछि आ घंटो तबाह कएने रहैछ । ओकरा ने हम किछु कहि सकैत छिऐक ने हमर बाई । मोट पाइ देने रहैछ, ओ । इएह छै, एहि गल्लीक जीवन आ सत्य....।' कनेक काल चुप्प भऽ सोना हीरा दिस तकैत बजैत अछि– अहाँ एहि थालो-कादोसँ भरल विशाल दलदली मैदानमे अपना बैसबाले' एक हाथ सुक्खल ठाम खोजऽ आएल छी– ई अहांक भोलापन अछि आ अहांक इएह भोलापन हमरा भितर धरि हिला देलक अछि । हम एखन धरि सिहरन महसूस कऽ रहल छी । ई सुखानुभूतिक सिहरन थिक जे आइ धरि हमरा नहि भेटल छल, पता नहि अहाँमे की अछि, आइसँ अहाँ हमर गहिंकी छी, हम चाहब अहाँ नित्य आबी, कमसँ कम एक बेर ।

हीरा त' आर सर्द भऽ जाइत अछि । ई की भऽ रहल छैक । उनटा हुगली बहऽ लगलै एत्त । हम कोना एत्त आबि सकै छी । आइ एक दिन अएबाले कतेक हिम्मत जुटौने छी, ई त' सभ दिन कहैत अछि । नहि, कतहु फेरसँ त्रिया चरित देखाओत त' ने ई... ।



सोना हीराकेँ गुनधुन करैत देखि फेर टोकैत छैक– अहाँ सोचैत हयब, हमर फीस दिनहुं कोना दऽ सकब । बाबूजी, हमरा लेल आनो ग्राहक सभ छैक ने । हम ताहि महक हिस्सासँ बाइके अहाँक हिस्साक पाइ दऽ देबै, अहाँ ओहिना अबियौ, हमरा नीक लागत ।

आब हीराकेँ मोन मानि जाइत छैक जे कोनो लाइ-लपेट सोनाक मोनमे नहि छै । सांचे ओ बाघ-सिंहक हेंजक बीच कोनो अपने सन हरिन खोजऽ चाहैत अछि, जकरा संग सुख-दुखक गप कऽ सकए, मोनक पीड़ाकेँ बाँटि सकए ।

ओ आश्वस्ति दऽ दैत छैक । ओकर नोकरी, संगमे घटल जाइत पाइ, किछु सुधि नहि रहैछ ओकरा । ओ सोनाकेँ छातीसँ सटा लैत अछि । पहिल बेर सोनाकेँ छातीसँ लगा ओकरा अपनत्वक बोध होइत, राहत भेटैत छैक ।

■